**झीसी**–सूक्ष्म जलकण ।
**झुकनी**–तन्द्राहेतुक झुकब ।
**झुकब**–क्रि० नम्र होएब ।
**झुकाह**–एक भाग झुकल, एकभगाह ।
**झुझुआएब**–क्रि० झुझु+अब-अल्पता हेतुक असन्तोष ।
**झुझुआन**–अल्प होएबाक हेतु असन्तोषास्पद (अन्नादि) ।
**झुटका** / **झुटकी** }–फूटल माटिक बासनक बहुत छोट खण्ड ।
**झुट्टी**–धानक सीसक जूटी ।
**झुडुर**–झखार, अतिवृद्ध ।
**झुण्ड**–प्राणीक समूह ।
**झुत्थर**–झखार, अतिवृद्ध ।
**झुनकी**–ठेँगाक वाद्य ।
**झुनखुना**–शाकविशेष ।
**झुनझुना**–झुनझुन बजनिहार नेनाक खेलओना ।
**झुनझुनी**–चिरभाराक्रांन्तिप्रयुक्त शोणित-सञ्चारक अल्पतासँ क्षणिक वेदना विशेष ।
**झुनझुनी भरब**–क्रि० पूर्वोक्त वेदनासँ युक्त होएब ।
**झुमक**–झुम्मक, कानक भूषणविशेष ।
**झुमका**–ओड़हुल फूलक प्रभेद ।
**झुमकी**–छोट झुमक ।
**झुमरि**–अनेकनर्तकसम्पाद्य नृत्यविशेष १। गीतविशेष २ ।
**झुम्मक**–झुमक, कानक भूषणविशेष ।
**झुरकुटिआ**–कदलीफलक एक प्रभेद ।
**झुरमुठ** / **झुरमुठि** }–जोरसँ परस्पर पकड़ब ।
**झुलब**–क्रि० आन्दोलन ।
**झुल्ला**–स्त्रीक स्यूत वस्त्रविशेष ।
**झूकब**–क्रि० झुक्+अब-एक दिस नीच होएब १ । नम्र होएब २ ।
**झूटब**–क्रि० झुट्+अब-जोरसँ आक्रमण ।
**झूर**–कड़ा कए तरल (तरकारी आदि) ।
**झूला**–हाथीक उपरक दुहु दिस नमरल कपड़ा ।
**झूलन**–भगवानक झुलबाक शृङ्गार १ । जे हाथी सतत झुलैत रहए २। झुलबा कालक गीत ३ ।
**झूलब**–क्रि० झुल्+अब-आन्दोलन ।
**झोँक**–कोठाक बाहरक छदि १ । जोर, आघात २ ।
**झोँकब**–क्रि० अधिक विनियोग ।
**झोँका**–भूताद्यपसारणार्थ अधिक धूप ।
**झोँकारा**–अधिक विनियोग ।
**झोँकाह**–उ० हठात् क्रियाक आवेगबाला (व्यक्ति) ।
**झोँकी**–हठात् क्रियाक आवेग ।
**झोखरब**–क्रि० वार्द्धक्यप्रयुक्त देहक ह्रास।
**झोँझ**–अप्रवेश्य मध्यमे अदृश्य जङ्गल ।
**झोँट**–बढ़ल समस्त माथक केशपुञ्ज ।
**झोटकी**–झोँट ।
**झोटहा**–स्त्रीगण ।
**झोँटाझोँटी**–परस्पर झोट पकड़ब ।
**झोर**–तीमनक एक प्रभेद १ । तीमनक जल २ ।
**झोरगर**–अधिक झोरसँ युक्त (तीमन) ।
**झोरब**–क्रि० मृगादिक वनमे अन्वेषण ।
**झोरा (ड़ा)**–वस्तु रखबाक स्यूत वस्त्रविशेष ।



**झोराएब**–ना० झोरसँ युक्त करब ।
**झोरी**–छोट झोरा ।
**झोल**–चार आदिमे लागल धूमादिकृत विकार ।
**झोलब**–क्रि० शुष्क चूर्णकेँ वस्त्रपूत करब ।
**झोलरतू**–झोलसँ मलिन ।
**झोलराह**–नीच भेल (खाट आदि) ।
**झोली**–झोलक विकार ।
**झौआ**–वृक्षविशेष १। जम्बीरविशेष २ ।
**झौसब** –अत्यल्पतैलादिसँ धूआँ
**झौँसब** बहकाए व्यञ्जन रान्हब ।

## ञ

**ञहाँ** / **ञेहाँ** }–अहाँ, भवान् सं० ।

## ट

**टउआएब**–क्रि० टउ+अब-अनाथ भए इतस्ततः घूमब ।
**टक**–एकतान दृष्टि ।
**टकगर**–अधिक रुपैआबाला ।
**टकटक करब**–क्रि० अत्यन्त दुर्बल होएब ।
**टकटक ताकब**–क्रि० तक्+अब-एकतान दृष्टिसँ ताकब ।
**टकटकी**–एकतान दृष्टि ।
**टकटकी लागब**–क्रि० लग्+अब-दृष्टि एकतान होएब ।
**टकटोरब**–क्रि० नहि देखैत हाथसँ ताकब ।
**टकटोरिआ**–नहि देखैत भूमिमे वारंवार हाथ राखब ।
**टकटोरिआ देब**–क्रि० द्+अब-नहि देखैत भूमिमे अनेकधा हस्तारोपण।
**टकबेल**–मल्लीपुष्पक एक प्रभेद ।
**टक लागब**–क्रि० लग्+अब-एकतान दृष्टि रहब ।
**टकसाल**–रुपैआक निर्माणस्थान ।
**टकुआ**–टाकु, तर्कु ।
**टकुआ तान**–टकुआजेकाँ सोझ ।
**टकुरी**–सूत कटबाक छोट यन्त्रविशेष ।
**टकुरी काटब**–क्रि० कट्+अब-टकुरीद्वारा सूतक निर्माण करब ।
**टकोरा**–आमक बहुत बच्चा फल ।
**टक्कर**–हि० आघात ।
**टगब**–क्रि० आबल्यनिद्रादिप्रयुक्त झुकब।
**टग हानब**–क्रि० हन्+अब-आबल्यसँ झुकैत चलब ।
**टघड़ब** / **टघरब** }–क्रि० स्रवण ।
**टघाड़ (र)**–स्रवण ।
**टघाड़ (र) ब**–क्रि० स्रुत करब ।
**टङगर** / **टङ्गर** }–पैघ पाएरबाला, अधिक चलनिहार ।
**टटउ**–टाटबाला (घर) ।
**टटकबाह**–कर्षणाद्युत्तर बीजवपनादिये विरामाभाव ।
**टटका**–तात्कालिक, अपर्युषित (जल आदि) ।
**टटबन्हा**–टाट बन्हबाक (जौड़) १। टाट बन्हनिहार (जन) २ ।
**टटमजार**–वैनट्य ।
**टटहा**–कागतक एक प्रभेद ।
**टटाएब**–क्रि० टट्+अब-सोहारी आदि शुल्क भए कठोर होएब ।